जिनगीक रक्षा केना कएल जाए, तेकरा खेल बुझै छैथ। हँ एहेन गाम-समाज अखनो अछि जे अतिथि सत्कारक विधि-बेवहार बँचा कऽ रखने अछि। रामरूप बाबू समाजक बेटा नै बनि पेला, ई दोख अखनो केकर कलंक भेल। काल्हुक लेल कोन अंक निर्धारित हएत। मुदा कादम्बरी तँ गामक पुतोहु भेलखिन। जखने गाम पएर देथिन तखने समाजक बाल-अबाल सभ अड़ियाइत कऽ अँगने लऽ जेतैन। ओइ संग अपनो रहैक ठौर-ठेकान बना नै चलब तँ समाजक कोनो ठेकान छइ। एकटा मारि-पीटि भेने सौंसे गामक लोक जहिना निपत्ता भऽ जाइए तहिना मारि-पीटि करैकाल सेहो तँ गोलियाइते अछि...।

निर्णय केलैन जे समाजक नीक-अधला समाजक भेल, अपने केना ओइमे प्रवेश करब, ई अपन काज भेल। बजला-

“तीन दिन मानि कऽ चलू। तीन दिन रहैक खेनाइ-पीनाइक फास्ट-फुड ओरियानक संग रहैक घरक जोगार सेहो केने चलब।”

“हँ मोटा-मोटी दू गोरेक बोझहा भेल। मुदा आब तँ गामे-गाम सवारियो जाइते अछि। काल्हिये भोरक प्रोग्राम रखू।”

❑ साभार : रटनी खढ़

# भरमे-सरम

बच्चामे बाबू केतबो पढ़बैक परियास केलैन मुदा हम नहियेँ पढ़लयैन। अपनेसँ जे कनैठी दऽ नाम-गाम सिखा देलैन ओ अखनो कानेपर रखने छी।

पचासम बर्ख चलि रहल अछि। पौरुसाल शिक्षामित्रक उजैहिया उठल। चौक-चौराहा, हाट-बजार, गल्ली-कुच्ची सगतैर एक्के हवा बहए लगलै। जहिना हवा पीब अधमरुओ साँप फनफना उठैत तहिना मनमे उठल। उठिते गर अँटबए लगलौं। एहेन बहैत गंगामे स्नान नै कऽ लेब तँ सभ दिन पापीए रहि जाएब। दरबज्जापर बैसल विचारिते रही आकि सुन्दर भायकेँ धड़फड़ाएल अबैत देखलयैन। हुनका देखते अपन चिंता पड़ा गेल। दया उमैड़ आएल। वेचारे एक्को कौड़ीक आदमी नइ रहला। आचार्यक उपाधि लैयो कऽ गोबर-माटि भेल पड़ल छैथ। नोकरी नै भेलैन। लग अबिते पुछलयैन-

“भाय, केमहर-केमहर?”

चौअन्नियाँ मुस्की दैत बजला-

“बेतरनी पार होइक लग्न आबि रहल अछि। डारि चुकल बानरक जे गति होइ छै वएह गति अवसर चुकल मनुखोकेँ होइ छै, तँए गंगामे

हाथ धोइ लिअ।”

धारक मोइन जकाँ विचार चकभौर लेलक। पुछलयैन-

“से की?”

कहलैन-

“ऐगला साल तेते शिक्षा मित्रक बहाली हएत जे एक्कोटा पढ़ल-लिखल नै बँचत।”

असमंजसमे कहलयैन-

“भाय, हमरा तँ नामे-गामटा लिखल होइए।”

ठाहाका मारि सुन्दर भाय कहलैन-

“डेर-दू हजार खर्च करू, तेहेन सर्टिफिकेट आनि कऽ देब जे पहिलुके बहालीमे भऽ जाएत।”

रूपैआ दऽ देलिऐन सर्टिफिकेट आनि देलैन। भैकेन्सी भेल।

बेटो बी.ए. पास केने अछि। दुनू बापूत गामेक स्कूलमे दरखास दइक विचार केलौं...। कागतक जखन मिलानी केलौं तँ बेटाक उमेरसँ दू बरख कम अपन उमेर! मुदा एहेन अजोध बात बजबो केतए करब। भरमे-सरम चुप्पे रहि गेलौं।

❑ साभार : बजन्ता-बुझन्ता

# धोरवा केतए भेल

तिला-सकराँतिक दिन, बेरुका समय। दहाएल गाम जेहने नवानक नवाबी आ तेहने तिला-सकराँतिक तिल-तिल आगू घुसकैत चलब, केँ झाड़ि देइते छइ। तेहने तिला-सकराँतिक बेरुका समय। आत्मानन्द असगरे अपना कोठरीमे बैसल अपन जिनगीकेँ निहारिये रहल छल कि मुहसँ फुटलै-

“धोरवा केतए भेल?”

छह मास पूर्व आत्मानन्द दसम क्लाससँ एगारहममे आएल छल। आन-आन विषयक संग अर्थशास्त्रक विद्यार्थी सेहो आत्मानन्द। एगारहम क्लासमे प्रवेश करिते अपन विषयमे घुसिया लगल। होइते अहिना छै जे जे जइ विषयक अध्ययन करैत ओ ओही विषयक ने रसो चुसैत अछि, सएह आत्मानन्दकेँ सेहो भेल। ओना पैछला सालक बाढ़ि, आठ बीघाबला किसानक बेटा–आत्मानन्द–क मनमे सेहो बाढ़ि अनलक। अपन ऐगला जिनगीक सम्बन्धमे विचार करए लगल जे आगूक जिनगी केहेन बनाएब। तेकर कारण भेल जे एकाएक आत्मानन्दक मनमे उपकल जे परिवारमे बिआह करै जोगकर बहिन अछि, एकटा घरो लटकले अछि जे करवनो खसि सकैए। जेकर खगता बहिनक बिआहसँ पहिनहि हएत। तैसंग अपनो सोल्हैनी भार पितेकेँ देने छिऐन। दिन-राति पढ़ितो नहियेँ

छी। जँ अहीमे सँ किछु समय निकालि अपन भार उठबैमे लगा लेब तँ एते बचत पिताकेँ हेबे करतैन। ..अपनो भार परिवारमे उठा लेब, तैयो तँ कम नइ भेल। अपना दिस आत्मानन्दकेँ देखते नन्दनवनमे फूल-फुलाएल। फुलाएल ई जे जँ वुद्धदेव बिनु दोसरक मदैत नेने भगवान बनि गेला, एकलब्य धनुर्धर बनि गेला तखन अपने...। मनमे तूफान जकाँ आत्मानन्दकेँ उठि गेल। उठि गेल ई जे जइ परिवारमे बेटीक बिआह आ रहैक घर खसल रहत, ओइ परिवार-ले स्कूल-कौलेजक पढ़ाइ केते महत् रखत, एहेन स्थितिमे पिताकेँ ईहो दोख नइ देल जा सकै छैन जे ओ केतौ अपन कर्तव्यमे चुकला। ओ तँ अपन शक्ति भरि शक्ति लगा खेती करबे केलैन आ बाढ़िमे दहा गेल। परिवारक आमद दहा गेल, मुदा खरचा तँ बढ़बे करत तहूमे दाही-दुरकाल भेने आरो वस्तुक अभाव हएत जइसँ महगी सेहो बढ़बे करत।

ओना, आत्मानन्दकेँ आन विषयक अपेक्षा अर्थशास्त्रसँ बेसी दिलचस्पी रहै मुदा ओहू दिलचस्पीमे देशक कृषि बेवस्थासँ बेसी रहइ।

आत्मानन्द जखन अपन पैत्रिक सम्पैत–आठ बीघा जमीन–देखलक तखन ओकरा अर्थशास्त्री द्दष्टिसँ आँकए लगल। आँकए ई लगल जे गामक जे पुरान ढर्ड़ाक खेतीक अछि ओइमे जाबे पाछूसँ धक्का आ आगूसँ सिकैड़ पकैड़ नहि खींचब ताबे परिवार आ कि गाम खच्चासँ निकैल नहि सकैए। एक दिस उपज ले रसायनिक खादक परहेज, दोसर दिस मवेशी नहि।

अपनाकेँ सम्हार करैत आत्मानन्द स्वअर्जित सम्पैतक उपारजन करब नीक बुझि पत्र-पत्रिका, रेडियो आ किसान गोष्ठी इत्यादिक बीच अपन सम्बन्ध बढ़बए लगल। अन्तो-अन्त ई निर्णय केलक जे सालमे अपन-देही जेते खर्च अछि, ओते सालमे उपारजन करैक अछि। सम्पतैक रूपमे खेतक संग अपन दूटा हाथ-दूटा पएर अछिए।

ओना सालो भरिक खेती अनेको रंगक अछि मुदा ऐठाम दुइए रंगक चर्च करब। साल भरिक अन्नक फसल अछि धान-गहुम आ खेरही। जइमे एकबेर रोपैन वा बाउग होइए, दोसर बेर कमठौन वा पटौनी आ तेसर बेर कटनी-दौनी, ऐ चक्रमे श्रमशक्ति माने काजक दिन कमि जाइए तहूमे विद्यार्थी जँ घन्टा-दू-घन्टा काटि अपन समय लगौत तइले तँ प्रतिदिन काज चाही। तइले दोसर रंगक खेती जे अछि- बाड़ी, फुलबाड़ी, फलबाड़ी, पनबाड़ी- सएह उपयुक्त अछि। संगे श्रमक संग उपारजनो बेसी अछि।

आत्मानन्दक मन उमकल। उमैकते नजैर आगू बढ़ल। आगू बढिते देखलक जे हमरोसँ कम उमेरक लोक होटलोमे नोकरी करैए आ गामो-घरमे गाए-महींसक चरवाहि करैए। किए करैए? जँए ओकर पेट जरै छै तँए ने करैए। आदमी रहितो हम ओकरासँ सुभ्यस्त छी। सुभ्यस्त ई जे ओकरा खेत-पथार नइ छै, हमरा अछि।

ओना उपारजनक दू रास्ता अछि, एक अछि अपन सम्पैतकेँ तेज गतिये संचालित करब आ दोसर अछि अपनासँ पाछूक विद्यार्थीकेँ ट्यूशन पढ़ाएब। मुदा उपारजन लेल अपन स्वतंत्र काज आ अनकर मातहती काज–माने दोसर हाथक काजमे सेहो अकास-पतालक दूरी बनले अछि। माने ई जे अपन काज अपना सुविधानुसार, समयकेँ देखैत कऽ सकै छी मुदा अनकर हाथक से नइ होइए। जखन हमरा समय भेटत आ करए चाहब तखन जँ काज करौनिहार काज नइ दिअए, आ जखन ओ काज देत तखन जँ अपना समय नइ बँचए..! आत्मानन्दक मन थकथकाएल। बेसी काल थकथकाएल रहल नहि।

थकमकी हटिते आत्मानन्द विचार केलक- जाबे अपनापर खर्च आ अपना हाथक आमदकेँ एक सीमापर आनि नहि आगू बढ़ब, ताबे जिनगी बेठेकान बनल रहत। बेठेकान जिनगी तँ सदिकाल भयावह बनले रहैए, तँए जाबे ओकरा ठेकानपर आनि ठेकना नहि चलब ताबे जिनगी

डोल-पात करिते रहत।

एगारहम क्लासक विद्यार्थी आत्मानन्द, किताबो-काँपी आ फीसो तँ हाइये स्कूलक ने भेल। तँए हजार रूपैआ महिनाक हिसाबसँ बारह हजारक सालक जिनगी बना आगू विचार करए लगल। आगू जहाँ तकलक कि भक-दे अपन किसानी परिवार आँखिक सोझमे पड़लै। अपन खेत-पथार अछिए। बारहे हजारक तँ सालक उपैत करब भेल। तरकारी खेतीक चक्र–कृषि महाविद्यालय–पूसाक पत्रिकामे निकलल छेलै जे आत्मानन्द पढ़ि चुकल छल।

ओना तरकारी खेती लेल खेत सेहो सभ रंग अछि। मौसमक अनुकूल बरसाती खेती नीचरस खेतमे नहि भऽ सकैए, तहिना गरमीक खेती ऊँचरस खेतमे महग अछि। तैसंग ईहो तँ समस्या ऐछे जे सभकेँ सभ रंग खेतो नहि छइ।

आँखि उठा हिया कऽ आत्मानन्द आगू तकलक तँ बुझि पड़लै अधिक नीचरस खेत–जइमे एकबेर खेती भऽ सकैए–ओहन खेत बेसी अछि आ जइमे दू बेर-तीन बेर खेती हएत ओ कम अछि। मुदा नइ अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए।

तरकारी खेती करैक विचार मनमे अबिते आत्मानन्द पितासँ विचार लेब आवश्यक बुझलक। पिताक आगू अपन प्रस्ताव रखैत बाजल-

“बाबू, परिवार टुटि रहल अछि तँए जँ नइ बँचाएब तँ टुटि कऽ तेते निच्चाँ चलि जाएत जे समयक गतिसँ पाछू पड़ि जाएब।”

बेटाक विचार सुनि मोहनानन्दक मन मोहित भऽ गेलैन। डुबैतकेँ तिनकाक सहारा। ऐठाम तँ ओहन पुत्र बाजि रहल अछि, जे अपनेटा नइ खनदानक खाम्ह टेकैक भार उठबए चाहैए। अखन चौदह बर्खक ढेरबा अछि मुदा साल-दू-सालक पछाइत वएह ने जवान हएत...।

मोहनानन्द बजला-

“बौआ, परिवारक जँ सभ अपन-अपन भार उठा लिअए तँ परिवारमे समस्ये की रहि जाएत। किसान परिवार छी, रौदी-दाही हेबे करत। रौदिये-दाही किए, रौदी-दाही तँ फसलेटा नोकसान करत, मुदा भूमकम आकि धारक कटाउ तँ खेतेकेँ चौपट कऽ देत, केतौ बाउलसँ भरि बलुआह बना देत आ केतौ माटि काटि पानिमे मिला देत।”

पिताक विचार सुनि आत्मानन्द निश्चय केलक जे सभ दिन दू घन्टा समय खेतीमे लगाएब।

दुर्गापूजाक पछाइत, तीन कट्ठा चौमास आत्मानन्दक जोत-कोर करै-जोकर भऽ गेल। ओना जोड़ा बरदबला परिवार आत्मानन्दक, मुदा बाढ़िक चपेटमे दुनू बरद बिका गेलइ। कोदारिसँ खेत तामि कऽ आत्मानन्द पनरह साए कोबी-गाछ रोपने छल। खेती नीक उमझल रहइ। अन्तिम समय जखन यूरिया खाद दइक रहै तखन समयक ठेकान नइ रहलै। रौतुका ओस नीक जकाँ सूखल नइ छेलइ। नमी खाद पकैड़ लेलक, जे रौद पौने जड़ि गेल, जइसँ कोबीक गाछ तेना प्रभावित भेल जे फलक आसे समाप्त भऽ गेलइ।

तिला सकराँतिक दिन, आत्मानन्दक मनमे उठलै- जँ खेती सुतरल रहैत तँ आइ आमदनीक दिन रहैत, मुदा..! अपन गल्ती दिस नजैर दौड़ौलक। मुहसँ निककलै-

“धोखा केतए भेल?”

❑ साभार : बीरांगना

# मीनी भ्रष्टाचार

एकाएक भोरमे समाचार भेटल जे परसू तक फारम भराएत मुदा काल्हि रबिक छुट्टी आ परसू गाँधी जयन्तीक छुट्टी छी तँए आइयेटा समय अछि।

बी.ए. फाइनलक विद्यार्थी छी। तेरह साए रूपैआ फीस लागत। ओना, जेकरा जातिक प्रमाण-पत्र रहत ओकरा तीन साए कम लगतै।

तीन साएपर नजैर अँटैक गेल। गरो नीक पकड़ा गेल रहए। गर ई पकड़ाएल रहए जे जहिना मौसमक आगम पकैड़ सचरगर किसान खेतीक हिसाब पकैड़ लइ छैथ तहिना हमहूँ पकैड़ नेने रही। माने ई जे मास दिन पहिने फारम भरैक आगम देख जातिक प्रमाण-पत्र बना नेने रही। नइ तँ तीन साए बेसी हमरो लगबे करैत। ओना, समयक धड़फड़ीमे सत्तैरसँ अस्सी प्रतिशत विद्यार्थीकेँ बेसी लगबे करतैन। तेकर कारण अछि जे जातीय आधारपर छूट थोड़े भेटैए ओ तँ जातिक प्रमाण-पत्रपर भेटैए। समैयक धड़फड़ी ई जे एक तँ फारम भरैक समाचार अचानक निकलल। दोसर, पनरह दिन पहिनैयेँ चुनाव आचार संहिता लगि गेने सभ कर्मचारी चुनावक तैयारीमे जुटि गेला।

बाबूकेँ कहलयैन- “फारम भरऽ जाएब?”

'फरम' सुनि बाबूक मनमे खुशी भेलैन। खुशीक कारण रहैन जे बेटा स्नातक-परीक्षाक मोड़पर आबि गेल। शुभ हौउ।

बजला- "केना की लगतह?"

एक तँ फारम भरैक खुशी तैसंग पिताजीक सहियाएल विचारक खुशी, मन उधियाइते रहए।

कहलयैन-

"तेरह साए लागत।"

सत्ताइस साएमे काल्हिये एक बोरा उसना चाउर बेचने रहैथ, दुइये साए खर्च भेल रहैन। घरसँ तेरह साए रूपैआ निकालि हाथमे दैत मुँह दिस देखए लगला, जे नाकरो-नुकर करैए आकि सुहरदेसँ...। ओना, अपन मन गवाही दऽ देलक जे तीन साए बँचबे करत।

फारम भरला पछाइत चुनावक घोषणा भऽ गेल जइसँ परीक्षा पनरह दिन पाछू धकला गेल। मुदा पनरह दिन पछुएने मनमे कुवाथ नइ भेल, खुशीए भेल। तेकर कारण रहए जे चुनावमे समय नोकसान हेबे करत, समय नोकसान ऐ दुआरे हएत जे एक तँ पहिल बेर वोटर भेलौं जइसँ मतदाता तँ भइये गेलौं, दोसर नेतागिरियो तँ अखने उपजत। तँए जे अवसर चुकब...।

चुनावक दिन तँइ होइते, अखड़ुआ घास जकाँ राजनीतिक पार्टियो आ नेतो जनमऽ लगल। एक तँ ओहुना राजनीतिक पार्टीक संग गाम-गामक जतियारे, धरमाले, भाषणाले पार्टी ढेरियाएल ऐछे तैपर सँ आनो-आनो राज्य सबहक पार्टीक सराइर ससैर-ससैर राज्यमे आबि गेल जइसँ जेते सराइर तेते मुँहपर सँ गाछो जनैम गेल।

एक तँ छत्तीसवर्णा गाम तैपर सँ बहरबैया आमदनी तेते भेल जे गामक लोकक विचारे बरहबट्टु भऽ गेल।

जहिना कोनो परती-पराँत आकि बलुआएल बाधक खेतमे चलैक

बाटक ठेकान नइ रहैए, जेमहर सोझ बुझि पड़ल, तेम्हरे सुगरिया चालि पकैड़ बाट बना लोक चलैए। तहिना गामोमे भेल। एके मुँहक बातो आ विचारो दिन-दिन गाड़ीक पहिया जकाँ कहियो वामी घुमऽ लगल तँ कहियो दहिनी। मुदा जे भेल से भेल, एते तँ लाभ भेबे कएल जे जइ-जइ पार्टीमे मन-भेद छल से मन-भेद मेटा गेल। जइसँ ओइ गाछ जकाँ भइये गेल जे जैड़ेसँ डारि छोड़ैए। माने ई जे गाछकेँ जैड़ेसँ झमटगर डारि निकलल ओइमे एक-गच्छा जकाँ सिरगर डारि आकि धड़े बनब भरिया जाइ छइ। खाएर जे हौउ...।

मुदा ई तँ भेल जे एक-गच्छा पार्टी राजसँ उपैट दू-डरिया, तीन-डरिया, चारि-डरिया, पँच-डरिया, छह-डरिया तक बनि ठाढ़ भेल। एक तँ बिहार ओहन बिहार छी जेतए रंग-बिरंगक यात्री घुमैले एबे करत, तैठाम राजेटाक विचार चलत, से केना हेतइ। आन-आन राजक मकैसँ लऽ कऽ बजरा-बजरीक संग धानो-गहुम तँ चलिये आएल। जइसँ फेर एक-गच्छा सबहक चास लगि गेल।

चुनावक नोमिनेशन शुरू होइसँ पहिने चौक-चौराहापर पटका-पटकी शुरू भेल। जइसँ मेला-ठेला जकाँ आकि सर्कस-सिनेमाक घर जकाँ तेना घोल हुअ लगल जे चिन्हे-पहचीन बिला गेल। सोझहे हल्ला हुअ लगल। हल्लो केनिहार कि अदी-गुदी, सोझहे टिकाशने लगसँ भाषण पकैड़ लिअए। मुदा जे भेल, से नीके भेल, भगवान सभकेँ भल करथुन।

तैबीच एकटा जरूर भेल जे जहिना एस्पर्म लाखो-लाख मिलैत एकटा बनि रहि जाइए तहिना चुनाव छनाइत-छनाइत एकटा बातपर आबि अँटैक गेल। ओ अँटकल भ्रष्टाचारपर। सबहक मुद्दा माने सभ पार्टीक मुख्य भाषण भ्रष्टाचारपर आबि अँटैक गेल।

जेठ मास जकाँ चारू बाधमे लू नाचए लगल। लू ई नाचए लगल

जे जेहने प्रश्न तेहने वोट लेनिहारो आ तेहने देनिहारो। पनचैती हेबे करत।

चुनाव गेल। परीक्षा आएल। मुदा सिलेवशक किताबक संग हेल्पे बुकटा पढ़ने रही। प्रश्नोत्तरी किताबसँ भेँट नइ। तँए अखबारक न्यूज जकाँ पेपरसँ प्रश्नक उत्तर तकैमे कनी-मनी छह पाँच भइये जाइ छै, से तँ भेबे कएल। मुदा बेसी नम्बर नइ तँ कमो नम्बरसँ पास करबे करब। मुड़ पलटे नाचे साहु...।

जखन पास करैक बिसवास मनमे ऐछे तखन मन किए ने खुशी रहत। सालक परीक्षाक विसर्जन भेल। लटैत-बुड़ैत हमहूँ स्नातक भेलौं।

दोसर साल चढ़िते विश्वविद्यालयमे दीक्षान्त समारोह भेल। हमहूँ स्नातक बनि भाषण सुनलौं। ओ भाषण नइ जे दीक्षा पहिने शिक्षा पछाइत देल जाइ छै बल्कि ओ भाषण जे शिक्षाक पछाइत दीक्षा देल जाइ छइ।

स्नातक बनि गाममे छी। अपन जिनगी दिस नजैर उठेलौं। परिवार बना बसाएब अछि जे कोनो नव काज नहियेँ छी। अदौसँ होइत आबि रहल अछि आगूओ होइत रहत। पिताक परिवारक देखल-भोगल जिनगी ऐछे तँए मनमे बेसी उज-माज नइ भेल। असथिरे रहल। विचार मोड़ लेलक। पैछला चुनावक प्रश्न– भ्रष्टाचार-पर मन दौड़ गेल।

पिताजी जे बजारसँ समान अनैले पाइ दइ छला, तइ पाइक हिसाब कहियो कहाँ सुमझौलिऐन। जइसँ ने ओ वस्तुक उचित मूल्य बुझलैन आ ने अपन डायरीक हिसाब शुद्ध रहल। फजिलाहा पाइक अँटावेश ओही वस्तुक सूचीमे ने मीनहा करब?

...धक-दे मन फारम भरैपर पहुँचल। तीन साए रूपैआ तँ अखनो मने अछि। मुदा आब उपाइये की?

मनमे उठल- यएह ने मीनी भ्रष्टाचार भेल!

❑ साभार : खसैत गाछ

# सोमनाकाका

भरि राति ओछाइनपर एक कड़सँ दोसर कड़ उनटैत-पुनटैत सोनमाकाका करवनो उठि कऽ बैसै छला, तँ करवनो पेशाब करैले बाहर निकलै छला। पोह फटिते चिड़ै-चुनमुनीक चहचहेनाइ सुनि डिबिया नेस कुट्टी काटए लगला। पत्नीक इलाज करबैले डॉक्टर ऐठाम जाएब छैन। काल्हिए डेढ़ साए-मे खस्सी बेचला। सबेरे विदा हएब तखन ने समयपर पहुँच बेर धरि घुमि कऽ आबि सकब। तँए सोनमाकाका औगताइ करैत गाम परहक काज सम्हारए लगला। घरवालाक चाल-चूल पाबि रूपनी सेहो उठि कऽ हाँइ-हाँइ मकैक चिक्कस निकालि चूल्हि लग पानि छीट पजारली। रोटिपक्का धिपै दुआरे चूल्हिपर चढ़ौली। चिक्कसमे लसिए ने पकड़ै तँए बेसी काले सानि दुनू हाथ पानिमे भिजा-भिजा रोटी ठोकि रोटिपक्कामे देली। रोटिपक्कामे रोटी दऽ कोठीपर रखल मौनीसँ चारिटा अल्लू निकालि चूल्हिमे घोंसिया देलखिन। जाबे किरिण फूटै ताबे रोटी आ सन्ना बनि गेल। सोनमाकाका नादिमे कुट्टी दऽ पानि छीट दुनू हाथे मिला गाएकेँ घर-सँ-बाहर केलैन आ लोटा लऽ कलपर जा हाथ-मुँह धोइ पानि नेने एला। अपनेसँ पिढ़ी लऽ जलखै करैले बैसला। पतिक आगूमे थारी दऽ रूपनी कलपर जा हाथ-पएर धोइ आबि चूल्हिए लग बैस खाए लगली। जलखै खा धोती, गोल-गला आ पैरमे चट्टी पहिर सोनमाकाका

पत्नीकेँ कहलैन-

“केते दूर जाए पड़त से नइ बुझै छिऐ, फुर्ती करू!”

पत्नीकेँ कहि सोनमाकाका काँख तर छाता, कान्हपर तौनी आ धोतीक खूटमे रूपैआ बन्हलैन आ विदा भेला। ..रूपनीकेँ हुक्काक चहैट छैन। बिना हुक्के भरि दिन केना कटतैन, मुदा हुक्का लैयो केना जेती, तँए बीड़ी-सलाइ खोंइछामे लऽ तैयार भेली। आगू-आगू सोनमाकाका पाछू-पाछू रूपनी बजार दिसुका बाट पकैड़ विदा भेल।

तिनमहला भारी-भरकम मकान देख सोनमाकाकाकेँ फाटकसँ भीतर जाइक साहसे नै होइन। पीचपर ठाढ़ भऽ रिक्साबलाकेँ पुछलखिन-

“बौआ, डॉक्टर साहैब ऐठाम जाएब?”

“जा-जा वएह मकान डॉक्टर साहैबक छिऐन।”

रिक्साबला हाथक इशारा दैत बाजल।

पीचसँ उतैर फाटक लग सोनमाकाका जाइते छला कि खाटपर टँगने एकटा रोगीकेँ भीतर जाइत देखलैन। सोनमोकाका पाछू-पाछू बढ़ला। लोकक करमान लगल देख रूपनीक दिल दहैल गेलैन। मने-मने बजली-

“बाप रे बाप, एते दुखता केतए-सँ एलइ! असकरे डॉक्टर साहैब केना इलाज करथिन!”

सोनमाकाका भीतर जा कम्पाउण्डर लग फीस दऽ पुरजा बनौलैन। पुरजा दैत कम्पाउण्डर सोनमाकाकाकेँ कहलकैन-

“ताबे बाहर जा बैसू। जखन नम्मर औत तखन सोर पारि लेब।”

सोनमाकाका बाहर निकैल फुलवाड़ीमे घुमि-घामि फूल देखए लगला। रंग-बिरंगक फूल फुलवाड़ीमे। कोनो-कोनो सुगन्धितो आ कोनो-

कोनो बिना सुगन्धेक। किआरी बनल। पतियानीमे फूलक गाछ रोपल। पटैले पनिबट बनल। टहलै-बुलैले दू हाथ चाकर रस्ता। रस्तापर गदगर दुभि...।

पछबारि भाग नीमक गाछ तर बैस सोनमाकाका तमाकुल चुनबए लगला। चून झाड़ि तमाकुल मुँहमे लऽ आगू तकलैन कि दस-बारहटा खढ़ियाकेँ गाछक दोगे-दोग दौगैत देखलखिन। कोनो उज्जर, कोनो कारी, कोनो भटरंग खढ़ियाकेँ देख दुनू परानी सोनमाकाकाकेँ खुशी होइत रहैन। हवा सिहकैत छल। नीमे गाछ तर गमछा बिछा सोनमाकाका पड़ि रहला। थोड़े-कालक पछाइत कम्पाउण्डरकेँ सोर पारिते दुनू गोरे डॉक्टर लग पहुँचला। रूपनीकेँ ब्रेंचपर बैसा डॉक्टर आला लगा जाँच करए लगलखिन। बेमारीक भाँज नइ बुझि डॉक्टर साहैब सोनमाकाका दिस ताकि पुछलखिन-

“केते दिनसँ बेमार छैथ, की सभ होइ छैन?”

मिरमिरा कऽ सोनमाकाका बजला-

“पौरूँका साल गाममे हैजा भेलइ। बड़ लोक मुइलै। हमरो जेठका बेटा आ मझिली बेटी मरि गेल। तहिए-सँ बेमारीक परबेस भऽ गेलइ।”

“कएटा बाल-बच्चा अछि?”

“आब एक्केटा छोटकी कनटिरबी रहल।”

डॉक्टर साहैब एकटा टाँनिक लिखि कागत दऽ देलखिन।

कम्पाउण्डर सामनेमे रोडक पच्छिम दबाइ दोकान हाथक इशारासँ सोनमाकाकाकेँ देखा देलकैन। खाट उठा कऽ जे अनने छल ओकरा देख सोनमाकाका पुछलखिन-

“भाय, तोरा रोगीकेँ की भेल छह?”

माथ कुरियबैत ओ बाजल-

“की कहब भैया, हमरा भायकेँ दूटा स्त्री। अपने हर जोतए गेल रहए। आँगनमे दुनू सौतिन झगड़ा करए लगल। छोटकी बुफगर, ओ बड़कीकेँ उठा कऽ सिलौटपर पटैक देलकै आ मुकियाबए लगलै। मुकियबैत-मुकियबैत बेहोश कऽ देलकै। जाबे भैयाकेँ खबैर होइ आ आबै ताबे थारी-लोटा-नुआक मोटरी बान्हि समदौआ पड़ा गेल। हमहूँ गामपर नइ रही। जखन एलौं तँ देखलिऐ। लगले एक साए रूपैआ पितियाइनसँ लऽ टँगने एलौं।”

दबाइ-फीस लगा सोनमाकाकाकेँ साए रूपैआ खर्च भेलैन। रूपैआ गनि देखला तँ पचास रूपैआ बँचल रहैन। मने-मन सोचलैन जे कहिया बजार आएब कहिया नइ। से नइ तँ बिछानोक तकलीफ अछि आ अन्नो राइ-छित्ती होइत रहैए। किराना दोकान जा सुपारीबला खलिया चारिटा प्लास्टिकक बोरा कीनि लेब। अन्न रखैले दूटा बोरे राखब आ दूटाकेँ सिऐन उधारि कऽ बिछानो बना लेब। पथारो सूखत आ सुतबो करब...। जखन बजारसँ बहरेला आकि धक-दे सोनमाककाकाकेँ मन पड़लैन जे बजार एलौं किछु खेलौं कहाँ? घुमि कऽ कनी आगू बढ़ला कि मुरही-कचड़ी बेचैत एकटा बुढ़ियाकेँ देखलैन। पाँच रूपैआक मुरही-कचड़ी मिला सोनमाकाका कीनि लेला। अदहा अपने गमछाक खोचैड़ बना लेलैन आ अदहा रूपनीकेँ देलखिन।

रूपनी खोंइछामे लऽ लेली। दुनू गोरे रस्तो चलैथ आ खेबो करैथ। कचड़ीकेँ गुड़ि मुरहीमे सोनमाकाका मिला देने रहथिन। थोड़े दूर आगू बढ़ला तँ मुँहमे मिरचाइक टुकड़ी पड़ि गेलैन। कड़ू मिरचाइ रहने सोनमाकाकाकेँ हुचकी उठि गेलैन। दुनू आँखिसँ नोर सेहो झहड़ए लगलैन। जहाँ हाथसँ नोर पोछला कि आँखियोमे लगि गेलैन। पानिक केतौ पता नहि। सोनमाकाका सुसुएबो करैथ, आँखिसँ नोरो चुबैन आ हुचकबो करैथ। मील भरि जखन बढ़ला तँ रस्ताक बगलमे उतरबारि भागमे इनार देखलैन। इनार देखते सोनमाकाकाक हूबा जगलैन। इनारक

चारूकात सिमटीक लहरा बनल अछि, ओहीपर चारि-पाँच गोरेकेँ पानि भरैत देख हुचकैत सोनमाकाका बजला-

“बुच्ची, कनी पानि पिआबह, कड़ू लगल अछि!”

बिच्चेमे फेर हुचकी उठलैन। हुचकैत आ सुसुआइत सोनमाकाकाकेँ देख पनिभरनी सभ आँचरसँ मुँह दाबि-दाबि हँसबो करए। करिया डोलमे पानि भरि सोनमाकाकाकेँ देलक। पानि पीब सोनमाकाका इनारक बगलेमे कनैल फूलक छाहैरमे बैस खाए लगला। तैबीच करिया भूल्लीकेँ कहलक-

“हे गै पितरिया आँखिवाली बाबाकेँ देख-देख हँसै छीही?”

आँखि डेढ़ करैत भूल्ली करियाकेँ कहलक-

“हे गै जरसी गाए, अनके टेटरे सुझै छौ। देखै छीही रूपनीदादीकेँ अखनो बाबाक संग हाट-बजार घूमैले जाइत अछि।”

बिच्चेमे नेंगरी बहिरीकेँ कहलक-

“अपना सभ चल। एकरा दुनूकेँ ठिठियाए दही। नहेबो ने केलौं हेन।”

सोनमाकाका पानि पीब तमाकुल चुनबए लगला। रूपनी बीड़ी नेस पीबए लगली। दुनू गोरे रस्ता धेलैन। अपना गामसँ कोस भरि पाछूए दुनू परानी रहैथ कि रौदक गरमी लगलैन। रस्ताक बगलेमे पीपरक गाछ देख दुनू परानी सुसताइक विचार केलैन। भोलबाकेँ पहिनेसँ सुसताइत देख सोनमाकाका पुछलखिन-

“तूँ केतए-सँ अबैत छेँ भोला?”

उठि कऽ बैसैत भोलबा कहलकैन-

“तेल पेरबैले गेल छेलौं। रौदमे मन घूमए लगल। काकीकेँ केतए लऽ गेल छेलहक?”

“की कहबौ भोला। तीन सालसँ विपैतमे पड़ल छी। साल भरिसँ बुचिया-माए तरे-तर खियाएल जा रहल अछि। पहिने होइ छेलए जे बेटा-बेटी मुइलाक सोग भऽ गेलै, मुदा डॉक्टर लग गेलौं तँ बेमारी ठहरल।”

“देखहक काका, ऐ देहियाकेँ कोन ठेकान। मुदा जाबे तक शरीरमे परान रहै छै ताबे तक सेवा करैक चाही। जाबे तक आँखि तकै छह तेतबे-काल ई दुनियाँ अछि आ स्वर्ग-नर्क सभ एतै छइ।”

“बेस कहलेँ भोला। ई तँ अपनो सोचै छी जे घरवालीक भार घरबलापर रहै छइ।”

“काका, हमर विचार अछि जे दोसर बिआह कऽ लएह। बिना बेटे बापकेँ गति नै होइ छइ।”

“भोला तूँ चौल करै छँह। बुढ़ाड़ीमे दोसर बिआह कऽ गरदैनमे ढोल बान्हब! जाबे थेहगर छी, कहुना-कहुना दिन कटिये जाएत, बादमे बुझल जेतइ।”

तीनू गोरे गाम दिसक बाट पकड़लैन। थोड़े आगू एलापर पिपराहीमे हल्ला सुनलैन। कान लग हाथ दऽ दऽ सभ कियो अकानए जे हल्ला कथीक होइ छइ। ओना गामे छिऐ, कोनो-ने-कोनो हल्ला होइते रहै छइ। हल्ला सुनि सभ अपन-अपन डेग नमहर केलैन। गाममे प्रवेश करिते हल्ला स्पष्ट सुनाइ पड़ए लगलैन। कियो कहै ‘नीक भेलै’ तँ कियो कहै ‘अधला भेलइ।’ तीनू गोरेकेँ कोनो भाँजे ने लगैन। रस्ताक दछिनबारि भाग मुनेसरकेँ दरबज्जापर बैसल देख तीनू गोरे रस्ता छोड़ि मुनेसर ऐठाम जा पुछलैन।

मुनेसर अखरे चौकीकेँ अंगपोछासँ झाड़ि पहिने तीनू गोरेकेँ बैसैले कहि कहए लागल-

“बजैत लाज होइए। मुदा जब पुछलौं तँ कहबे करब। आ-हा-हा रामलोचनकाका छला! कहियो केकरो अधला नै केलैन आ ने केकरोसँ

कहियो मुहाँ-ठुठी भेलैन। सभ साल कातिकमे भोज कऽ सौंसे गौंआँकेँ खुआबै छला। कोनो चीजक कमी नहि। वेचारे मरला आकि तेहेन चालि-चलैन बेटा धेलकैन जे सभ सम्पैत बोहौलक। घैला-घैले ताड़ी पीब अनेरो लोककेँ गरियेबो करइ। घराड़ियो नै बँचलै। बापक रखल नाओं 'रामकिसुन' रहै जेकरा सभ बतहा कहए लगलै। वएह मुइल, तँए कोइ नीक कोइ अधला कहै छइ।"

सोनमाकाका मुनेसरसँ पुछलक-

"परिवारमे के सभ छइ?"

"एकटा तेरह-चौदह बर्खक बेटा छइ। ओहो मइटुग्गर अछि। समदौआ बौह जे छेलै ओ मास दिन पहिने भागि गेलइ। अन-अनकेँ बतहा मुइल। अँगनामे ओहिना पड़ल अछि। ने बाँस छै जे चचरी बनत आ ने कपड़ा छइ। लगमे बैस बेटा कनै छइ।"

मइटुग्गर सुनि रूपनी काकीक आँखिमे नोर आबि गेलैन। सोनमा-कक्काक हृदए पसीज गेलैन। बजिते-बजिते मुनेसरक आँखिमे सेहो नोर आबि गेल। सोनमाकाका मुनेसरकेँ कहलखिन-

"भाय साहैब, मुरदा जरा दियौ। बेटा धन छिऐ, चरबाहियो करि कऽ जीबे करतै।"

सोनमा-कक्काक विचार सुनि मुनेसरक मन बदैल गेल। चौकीपर सँ उठि बाजल-

"सभ कोइ चलि कऽ देखियौ। जँ कोनो जोगार हेतै तँ अँगनेमे बेटासँ मुँहमे आगि दिया गारि देबइ।"

रामकिसुन बतहाक बेटाक नाओं भुखना। जहिना पूब-मुहेँ बतहा सुतल तहिना अछि। भुखना लगमे बैसल कनबो ने करैत। केते कानत। कनैत-कनैत मुँह दुखा गेलइ। जहिना ओसमे भीजल दुभि रौद लगिते सुखि जाइत तहिना मुनेसरक क्रोध भुखनाक दशा देख सुखि गेल। हृदए

पघिल गेलइ। डेन पकैड़ मुनेसर भुखनाकेँ उठा कहलक-

“बच्चा, अखैन सँ तोरा हम बेटा बना रखबौ।”

मुनेसरकेँ देख टोलोक लोक एकाएकी आबए लगल। सोनमाकाकाकेँ जे बीस रूपैआ बँचल छेलैन ओ डाड़सँ निकालि कपड़ा-ले देलखिन। मुनेसर अपने गाछीमे जरबैले सेहो कहलक। जारैन आ चचरीक बाँस सेहो देलक। सभ मिलि बतहाकेँ जरौल गेल। समाज समुद्र होइ छइ। अधला-सँ-अधला आ नीक-सँ-नीक सबहक समाबेश समुद्रे जकाँ समाजोमे होइ छइ।

गरमी मास रहने सोनमाकाका भोरे हाँसू-छिट्टा लऽ घास-ले विदा भेला। कनी आगू बढ़ला तँ मनमे एलैन जे भुखनाकेँ अपने ऐठाम आनि बेटीक संग बिआहो कऽ देबै आ रखियो लेब। घुरि कऽ आबि हाँसू-छिट्टा रखि छाता लेलैन आ पिपराही विदा भेल। पिपराही जा मुनेसरकेँ कहलखिन-

“भाय, हमरो बेटा नै अछि, एकटा बेटी अछि। विचार भेल जे भुखनाकेँ बेटीसँ बिआह कऽ जमाए बना राखी। ओहू बच्चाकेँ नीक हेतै आ हमरो दुनू परानीकेँ।”

हँसैत मुनेसर-

“तेलोसँ चिक्कन। अखने भुखनाकेँ नेने जाउ।”

सोनमाकाका भुखनाकेँ संग केने अपना ऐठाम एला। गाममे जेते घरहटिया अछि, सभकेँ घरहटाइक एक-एकटा काज करैक लूरि सोनमाकाका सिखौने छथिन, तँइ सभ काका कहै छैन।

❑ साभार : अर्द्धांगिनी

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर

एगच्छा आमक गाछ

प्रीगर शत्रु

दहेजुआ गाए

गठूलाक गारि

गण्डा

अब-तब

झूठे

उजगी

जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू

नोकरिहारा

अनका बेर ओंघी

लगबे ने कएल

ओ दिन

पान पराग

फोंक मकड़

झकास

ठोररंगू

हकार

ओझरी

दोती बिआह

कचहरिया रोग

नटकिया गति

भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल

पछताबा

परिवारक प्रतिष्ठा

पागलखाना

खाए चाहैए

गामे उपैट गेल

खतियाएल घर

किछु ने फुरैए

तिलकोरक तरुआ

पटोर

बेटाक चलैत

उग्रघारा

बेटीक कुभेला

दोहरी हाक

खिलतोड़

बापक चलैत

गाम बिसैर गेल

ठकहरबा

समैयक बेरबादी

न्याय चाही

रिजल्ट

बाल बोध

अपन गारि अपन दुआरि

सरही सौबजा

अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध

कन्हा भँट्टा

फलहार

गावीस मोइस

निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा

मानसरोवर यात्रा

गामक शकल-सूरत

मितक प्रयोजन

चैन-बेचैन

पाइक इज्जत

माघक घूर : 1

मधुमाछी

मति-गति

नैहराक धाड़

माघक घूर : 2

चहकल विचार

राक्षसक झड़

सद्विचार

पोखरिक सैरात

मनकमना

कटौज

किछु ने

हथियाएल खुरपी

झुटका विदाइ

खुदियाएल

गलती अपने भेल

बत्तु

असिरवाद उलैट गेल

उड़हैड़

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेँच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेंमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

| | |
|---|---|
| असहाज | बेटीक लिलसा |
| बाबा बेलेश्वरनाथ | पुरान साड़ी |
| भोँटक गहमी | अभिनव अनुभव |
| जेतए जे हौउ | अड़िकट्टा चोर |
| नौमीक हकार | उझट बात |
| | |
| एकतीस मार्च | बहिन |
| अगिलह | मर्माहत |
| स्वर्ग आ नर्क | अलपुरिया बरी |
| पीरारक फड़ | दुधियाएल बरखा |
| मनकेँ फुसलबै छी | चोरूक्का झगड़ा |
| | |
| अकास दीप | त्राहि-कृष्ण |
| माघ नहाइले जाएब | संकट |
| अतहतह | काँच सूत |
| चौरचनक दही | बीरांगना : 2 |
| तेतर भाइक कविता | सोग |
| | |
| अपन रोपल गाछी भुताहि | विघटन |
| डभियाएल गाम | बगदल गाम |
| अखरा-दोखरा | कलंक |
| गाछपर सँ खसला | उनटन |
| सोनाक सुइत | विद्गूताक मद |

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही
अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1
गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि
दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद
बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।


₹ 50
9 789388 421683


पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452